गेली।

मानियोँ केना ने जैतैथ, पहिने माटिकेँ काँच दुआइत बनत, तखन रौदमे सुखौल जाएत, पछाइत आबामे पकि ने काजक हएत, से थोड़े मुहसँ निकलने पुरि जाएत। ओना, सुरुजो भगवान ऐबेर कुमहारपर खुशी छथिन, आबासँ पनरह दिन पहिनैसँ जे रौद रहल, ओ अनका-ले जे हौ मुदा कुमहारक तँ भागे भेल।

भादोक रौद कुमहारे हिस्सामे अछि। भेल रहै तेसराँ, तेहेन सतैहिया चौरचनसँ पहिने लधलक जे आबामे पकैकेँ के कहए जे सेरिया कऽ एकोटा छाँछी-मटकुरी सुखबो ने कएल।

बिनु पकौल छाँछी-मटकुरीमे दही केना पौरल जाएत। मुदा तँए कि लोक पाबैन छोड़ि देत, अरबा चाउरक पीठर घोरि-घोरि पाबैन तँ पुरेबे करत। चौरचनमे हाथ उठेबे करत। सगुन-अपसगुन तँ अपन-अपन सीमामे अछि, कियो खीर-पुड़ीसँ हाथ उठबैए तँ कियो अढ़मे रहि चानकेँ मुँह दुसैए।

जहिना हमर कान खड़ल रहए तहिना माइयो आ कुम्हैनोक रहैन। छिट्टा रखिते दौरीवाली मटकुरीक दोगसँ दुआइत निकालि बजली-

“काकी, पहिने तीनियेँटा भूरबला दुआइत बनबै छेलौं, जइमे कनियोँ धक्का लगने उनैट जाइ छेलै, तँए चारिटा लटकबैबला अछि, आब उनटै-पुनटैक डर कम रहत।”

दुआइत देखि मन चपचपा गेल। केना ने चपचपाइत, आठ दिनमे आठटा खाँत सीखने रहितौं, से तँ पछुएबे केलौं। मुदा काल्हिसँ से थोड़े हएत...।

दुआइतकेँ माए निङ्गहारि-निङ्गहारि देखए लगली जे पाक नीक छै की नहि। किएक तँ भरि जिनगी थाले-पानिमे रहत किने। जँ कनियोँ कँचकुह रहत तँ भसकिये जाएत। माइयक परेखबकेँ दौरीवाली अपन तराजूपर तौल बुझलैन जे भरिसक काकी पाक देखै छैथ। जहिना वेचारी अपन सौदाकेँ गारन्टी दिअबैए जे एते दिन एक्के उपे चलत तहिना

दौरीवाली बजली- “काकी, एना किए निहारि-निहारि देखै छथिन, जहिना विधाता अपन चाकक गढ़लकैँ देखै छथिन तहिना हमहूँ ने अपन गढ़लकैँ देखै छिऐ। जँ से नै देखबै तँ बाल-बोधक काज रोकैक दोखी के बनत।”

वस्त्र उतरल बरकैँ जहिना दाइ-माइ आगू-पाछू चला नाक पकैड़ परीक्षा लइत तहिना माए आङुरसँ ठोकि-ठोकि दुआइतिक परीक्षा लऽ नेने छेली। जे बात कुम्हैनो बुझि गेली। तैबीच हमरो मन पाछू घुसैक गेल। घुसैक ई गेल जे दुआइत भइये गेल, गावीस चाही। बजलौं-

“मोइस कथीकैँ बनाएब। गावीसो तँ नहियेँ अछि।”

ओना, केते दिन गावीस नै रहने चिकनि माटि सेहो घोड़ने छी। दुआइतमे, जे से भट्ठा तँ सोल्हो-अना चिकनियेँ माटिक बनबै छेलौं। गावीस मुलाइम माटि होइ छइ। तहूमे परतदार सेहो होइ छइ। मुदा चिकनि माटि सक्कतो होइ छै आ रंगगरो तँ होइते छै...।

गावीस सुनिते जेना कुम्हैनकैँ बिसरल बात मोन पड़ि पानि चढ़ा देलकैन तहिना हाँइ-हाँइ कऽ लत्तामे बान्हल गावीस छिट्टाक पेनी लग देखैत बजली-

“बौआ, अबैकाल ओरिया कऽ ते रखने छेलौं, मुदा तर पड़ि गेल अछि, अखन जे हाथ गोड़ियेबै तँ बरतन ढनमना जाएत। तहूमे चौरचनक छी, टोनाह होइत अछि।”

माए कहलखिन-

“ओरिया कऽ ऊपरसँ उतारि-उतारि आँगनमे रखि लिअ, गावीस निकालि फेर सेरिया लेब।”

माइयक बात सुनि दौरीवाली कहलकैन-

“जाबे बरतन सेरियाएब ताबे चारि-पाँच अँगनामे बाँटि सधाइए लेब। घुमैकाल देने जेबैन।”

नव दुआइत देखि मन खुशी रहबे करए बजलौं-

“जाबे अहाँ चारि पाँच अँगनासँ घूमब ताबे हमहूँ दुआइतकैँ धोइ,

लत्ता भीजा लइ छी।”

घुमैकाल गावीसक मोटरी दौरीवाली माइयक हाथमे दैत कहलखिन-

“काकी, अपने एकरा चोरा कऽ रखि लथु, जहिया-जहिया बौआकेँ मोइस सधतै तहिया-तहिया दिहथिन, सोहनगर होइ छै, माटि ने खाए लगैन।”

एकटा ढेकरी दुआइतमे दैत कड़चीसँ घोड़ैत कुम्हैनकेँ कहलिऐ-

“यएह गावीस तँ सालोसँ बेसी चलत।”



तिथि: 29 अगस्त 2014, शब्द संख्या: 687

# गलती अपने भेल

'गलती अपने भेल' ई बुझैमे आएल कखन, जखन असमसानमे रही तखन। बारह बजे रातिक पछाइत जखने एकादशी चढ़ल आकि सुतलीए रातिमे बाबाक प्राण छुटि गेलैन, अनुमान भेल तखन, जखन खोलियापर जरैत डिबिया बुता गेल तखन। जहिना बारह बजे सुतली रातिमे दिन-तिथि-मिति अपने बदैल जाइए तहिना भरिसक बाबो अपने चोला-चोली बदैल लेलैन।

बीस दिनसँ बाबा बिमार तँए ओगरवाहिक भार अपने रहए। ओगरवाहि ई जे कखन की खगता हेतैन, आकि देहक कड़े बदलैक हेतैन। जखन जिनगी जीबै-मरैक बीच संघर्षरत् छैन्हे तखन कोन गरे ऊँट बैसत, कहबो कठिन अछि। से कि कोनो हुनकेटा छैन से तँ नहियेँ। सबहक सएह छइ। चुल्हिपर चढ़ल ताबाक पानि जकाँ छनाक भऽ सकै छैथ आ स्वस्थ होइत जीबियो सकै छैथ।

मुदा जहिना बारह बजे राति अपन दिनुका औरुदा पुरबैत, तहिना दोसर दीनक अन्हार घटैत इजोत बढ़ैत डुमल सुरूजकेँ पकैड़ अकाससँ धरती देखैत अपन कर्मकेँ भूमिपर उतारि डेग आगू बढ़बैए, मुदा से होइ कहाँ छइ? बारह बजेक अन्हार आरो सघन होइत करियाइते जाइए...।

डिबिया बुताइते बिनु विचार केने मन मानि लेलक जे भरिसक बाबा मरि गेला। मुखौटी केता दिन सुनने छेलौं जे मृत्युक समय डिबिया मिझा जाइ छइ। कहियो देखै-परखैक अवसैर नै भेटल तँए कनी-मनी ऐपर बिसवासो हुअए आ कनी-मनी नहियोँ हुअए। मुदा ओइकाल से नै भेल, सोलहन्नी मन कबूल लेलक जे सत्ते एहेन होइ छइ। देहक मालिक मने ने

छी, जेहेन मन तेहने ने देहो हएत। अपाहिजो भऽ सकैए आ दिव्यो भऽ सकैए। ओछाइनपर सँ उठिते विचार झगैड़ गेल। झगैड़ ई गेल जे पहिने डिबिया नेस इजोत बना लेब नीक हएत आकि पहिने बबेकैँ नाकक साँस देखब नीक हएत..?

दुनू प्रश्न ऊपरा-ऊपरी, डिबिया नेसला पछाइत इजोतमे देखब बेसी नीक हएत। फेर हुअए जे एक बोलिया सिपाहीक ड्यूटीमे छी तँए बाबाकेँ देखब-सुनब पहिल काज भेल। फेर मनमे भेल जे पहिने डिबिये नेस लेब नीक हएत, नीक ई हएत जे देखए-परखए पड़त किने, तँए एते करैले प्रकाशक प्रमुखता अछिए। एक तँ अहुना डिबियाक इजोतपर कीड़ियो फतींगी खसने मिझाइए। एकटा सलाइयक कटकी खड़ैर डिबिया नेसैमे केते समैये लगत। सलाइ खड़ैर डिबियाक मुँहपर भिरा देलिऐ, बड़बो कएल मुदा लगले फकफका कऽ मिझहए लगल। जहिना प्रेमलहीन ज्योति फड़फड़ाइए तहिना। देखिते रही आकि फकफकाइत-फकफकाइत मिझाइए गेल। मुहठी खोलि टेमी घुसकेलौं अन्हारमे तेल केना देखब..?

मुदा लगले मनमे उठल जे मुँह गरे डिबियाकेँ उनटौलासँ सेहो तेल परखले जाइए किने। सएह केलौं, सिनेह विहीन प्रकाश हेबे केना करत? जँ हुऔ चाहत तँ टेमीए जरौत। मन अकछए लगल। मनक सभ विचार छोड़ि डिबिया-सलाइ रखि बाबा लग जा नाकक साँसपर दहिना हाथक दोसर आङुर दइते बुझि पड़ल जे साँस बन्न भऽ गेल छैन!

पहिल खेप नाकपर आङुर देला पछाइत, साँस बन्न भेनौं, अपनेपर शंका भेल, तँए दोहरा कऽ फेर आङुर देलयैन। मुदा साँस ठीके बन्न भऽ गेल रहैन। अनायास स्कूलक बात धक-दे मनमे उठल। उठल जे ई नै बुझि पेलौं जे मरैकाल नाकक दहिना पुड़ाक साँस चलै छेलैन आकि बामा पुड़ाक। जिनगीक यएह ने शुभ-अशुभ भेल। अहीठाम ने नीक-बेजए तौलैक तराजू अछि। तराजूपर तौलेसँ पहिने चानिमे चौन्ह उपैक गेल जइसँ दुनियेँ चोन्हिया गेल। चोन्हियाइते सगतैर अन्हार भऽ गेल। आब की करब? मुँहक बोलकेँ मन धकेल-धकेल कहए लगल- "जोरसँ बाज, जोरसँ

हल्ला कर।”

मुदा मुँह तत्-मत् मे पड़ि गेल जे एती रातिमे की हल्ला करब? की जोरसँ बाजब। अधरतियामे लोक चोर-डकैतक हल्ला करैए से तँ भेबे नै कएल अछि। बाबाक प्राण छुटलैन अछि। जिनगीमे लोक केते नीक-नीक प्रण करैए, छुटै छै, केते छोड़बो करैए।

ओना, अगिलग्गीमे सेहो लोक हल्ला करैए, मुदा जेते हल्ला करैए तेते ठनका खसैक समय जहिना बिजलोका लोककेँ सूचित करै छै, तहिना ने अगिलग्गियोमे आगिक इजोतो हल्ला करै छइ। मुदा सेहो तँ नहियेँ भेल अछि, तखन हल्ला की करब। हँ एकटा आरो अछि बाढ़ि आ अन्हर, मुदा बिजलोके जकाँ ने अन्हरोक ऐगला सिहकी सूचित करैए, सेहो नै भेल। बाढ़िक पानि तँ अपना गतिये धरतीपर चलैए जे लोक पहिने बुझि जाइए, तखन हल्ला करब नीक नहि। ओना, एहेन हल्ला सदिखन होइए जे अमुक तारीककेँ प्रलय हएत, तँ कखनो ईहो हल्ला होइए जे उनटन हएत, तँ कखनो एहनो हल्ला तँ होइते अछि जे एते ग्रह एकठाम भेने दुरग्रह हेबे करत। खाएर-जे-से...।

माएकेँ सोर पाड़ि जगेलिऐन। बगलेक कोठरीमे माए सुतल। परिवारमे अनेको एहेन कारण अछि जइमे परिवारक लोककेँ जगौल जाइए, तइसँ आन परिवारकेँ किए मतहानि हेतैन। जिनका हेतैन तिनको तँ होइते छैन। दैनंदिनक किरिया-कलापमे हेबे करत...।

केबाड़ खोलि माए बजली-

“बौआ सिरिस, किए सोर पाड़लह?”

माइक आवाज सुनि बुकौर लगि गेल। बुकौर ई लगल जे हमर ने बाबा छला, मुदा माइयोक तँ अर्द्ध-पिते छेलखिन, दुनियाँ छोड़ि चलि गेलखिन मुदा बुझबो ने केलैन। परिवार हौ आकि समाज, सम्बन्धो तँ दोहरी होइए, बेकतीगत आ पारिवारिक-सामाजिक...।

अपन दोख बँचबैत बजलौं- “माए, डिबियामे तेल सठि गेने मिझा गेल तँए दोसर डिबिया नेस कऽ नेने आ।”

माइयो सएह केलैन। अपने कोठलीसँ डिबिया नेसने एली। खोलियापर डिबिया रखि बजली-

“एकबेर बाबुओकेँ जगा कऽ पुछि लहुन जे पाइनियोँ-ताइनियोँक तिरखा छैन।”

माइक बात सुनि मनमे बुमकल्ला जकाँ उठए लगल। अपन मन कबूल नेने छल जे बाबाक साँस छुटि गेलैन, जखन कि माए अखनो बुझि रहली अछि जे जीविते छैथ। जखन जीबै छैथ तखन किछु ने किछुक खगता हेबे करतैन। जे सोभाविको अछि। जहिना अन्नसँ पेट भरलो पछाइत पानिक खगता रहबे करैए तहिना अन-पानि भरलो पछाइत नीनक तँ खालिये रहैए किने। तँए जाबे खाली रहत ताबे खगता रहत। माइक बात सुनि चुपे रहलौं...। माए अपन दायित्व बुझि, दायित्व ई जे जखन हम छी तखन सिरिस तँ पछुआ बच्चा भेल, बाबा लग जा बजली-

“बाबू, बाबू।”

बाबू जीवित रहितैथ तखन ने, बजैक कोन बात जे सगबगेबो ने केलाह! देहपर हाथ दए डोलौलैन, तैयो नै किछु बुझि पड़लैन। छातीक गतिपर हाथ देलखिन, हाथ दइते छाती थीर बुझि पड़लैन। थीर छातीक अनुभव होइते माएकेँ मनमे जोरसँ धक्का लगलैन। धक्का लगिते चिचिया उठली-

“बौआ सिरिस, बाबू नै रहलखुन!!”

जहिना घाट परहक यात्री पछुआएल यात्रीकेँ देखिते नाहपर चढ़ैए तहिना माइयक आवाजमे अपनो मिलबैत बजलौं-

“बाबाकेँ सार्सोँ बन्न भऽ गेल छैन।”

कहि चुप भऽ गेलौं, मुदा माए झौहैर करैत झड़-झड़ा देलखिन। झड़-झड़ाइते एके-दुइए टोल-पड़ोसक लोक आबि-आबि, देखि-देखि कानए लगला। सभ कननिहारे तँए केकर कानबकेँ के सुनत। झमटगर झौहैर भऽ गेल। मुदा झौहैरसँ, जहिना आगि पड़ल धान जना लाबा होइते

आगिसँ कूदि धरतीपर खसैए, ओना, आगियोमे खसिते अछि, तहिना झौहैरसँ निकलए लगल-

"टोलमे सभसँ बुढ़ बबे छला, जे समाजक बेटीकेँ बिनु दहेजक बिआह सभसँ बेसी करौलैन। अनका जे से हमरा बेटीक तँ वएह अपन खेत भरना लगा करौलैन। हम गाए नै खाएब, जहिना जीवितमे बाबाकेँ जनै छेलिऐन, तहिना जाबे जीब ताबे जनैत रहबैन। जनबे नै करबैन जँ धरमराजो लग गवाहीक काज पड़त तँ कहब।"

"दिन-वेरागन आब के कहत!"

"मतरनमी पितरपछमे अरबा चाउर, राहड़िक दालि केतए-सँ आनब। गामक लोक तेहेन अदत सभ भऽ गेल अछि जे अनके ठकि-फुसिया कऽ खाएत मुदा अपन नै देत। केना कऽ पइत बँचत।"

"छइहे केकरा जे बेर-बेगरता सम्हारत। जइसँ बेर-बेगरता समहारल जाइए से छइहे केकरा।"

झौहैरक बीच मरदा-मरदीक विचार भेल जे एते रातिमे असमसान जाएब गरूगर अछि। गरूगर ई अछि जे बिना नव वस्त्रे आँगनसँ निकालल केना जेतैन, तहिना चारिजन लैयो जाइबला चाही। केना अखन बाँस काटल जाएत आ ओकर अचरी-चचरी बनत। नव बरतनो कुम्हरटोलीसँ आनए पड़त। दिनुका बात रहैत तँ सभ असानीसँ होइत, मुदा रातिमे रस्ता चलब गरूगर अछि। अनेको रंगक विषैला जीव-जन्तु रस्ता पकड़ने रहैए...।

अन्तमे विचार भेल जे घरक ओछाइनकेँ अँगनाक तुलसी-चौरा लग दिऔन। सएह भेल। मुदा चौरा लग ओछाइन होइते नव लोक आ पुरान लोकक बीच कहाकही शुरू भेल। पुरान लोक सभ जगरनाथ बाबाकेँ अगुआ अपन विचार रखैले कहलकैन। सभ दिनक बुझल-गमल जगरनाथ बाबाकेँ रहबे करैन, धाँइ-दे बजला-

"तुलसी चौरा दिस सिरहौना करैत उत्तर मुहेँ पाड़ि दिऔन।"

गाम-घरमे होइतो तहिना छइ। अखन धरिक चलि अबैत बेवहारपर

जगरनाथ बाबाकेँ बिसवास छैन्हे। तँए बोलीमे किछु तीखपन छेलैन्हे। मुदा जगरनाथ बाबाक विचारकेँ नवतुरिया सभ मानैले तैयारे ने भेल। ओ सभ पशुपति भायकेँ अगुअबैत अपन विचार रखैले कहलक। बहरबैया पशुपति भाय, दुनियाँक रंग-रंगक हवा लगले रहैन, लगबो केना ने करितैन। पनरह बर्खक नोकरीमे सभ तरहक पन्थाइकेँ देखि नेने छला किने। संगे औझुका विज्ञानो बुझै छला। बुझै ई छला जे दुनियाँ गोल छइ। गोलमे पूब-पच्छिम उत्तर-दच्छिन बेराएब कठिन अछि...।

अपन विचार रखैत पशुपति भाय बाजल-

"कोन पुरना बेवहार धेने छी, जेम्हर मुहेँ बाबाकेँ सुगम गर धरैन तेम्हर मुहेँ पाड़ि दिऔन।"

पशुपति भाइक बात सुनि जगरनाथ बाबा पीनैक गेला। पीनकबो केना ने करितैथ, बाप-बेटामे जुति-भाँति-ले तँ झगड़ो होइए आ केसो-फौदारी होइए, ई तँ सहजे समाजक छी, गामक छी। बजला-

"ऐठाम जे ठाढ़ हेबहक तँ चारूकात, पूब-पच्छिम, उत्तर-दच्छिन देखबहक किने?"

पशुपतियो भायकेँ जेना जीहेपर रहैन, धाँइ-दे उत्तर बजला-

"ऐठामसँ उत्तर जे गाम अछि ओहो तँ केकरो दछिने अछि, तहिना दोसरोक अछिए।"

पशुपति भाइक बात सुनि जगरनाथ बाबा ठमकला, मुदा जनिजाति सभ बिच्चेमे तेते घोल करए लगली जे पशुपति भाय तहीमे जेना धकला गेला। मुदा धकलाइतो बजला-

"आइ, दुनियाँ परिवार जकाँ भऽ गेल तँए उत्तर-दच्छिन, पूब-पच्छिम सभ मेटा गेला। अहुना जँ उत्तर मुहेँ विदा हएब आ चलिते रहब तँ उत्तरे-उत्तरे दच्छिन होइत एतइ चलि आएब, तहिना दछिनो मुहेँ आ पूबो-पच्छिम मुहेँ चललासँ होइ छइ।"

बजैत-बजैत पशुपति भाय बाजि गेला मुदा जनानाक हल्लासँ

पछाड़ खा गेला। अपन विचारकेँ रोकि विचार केलैन जे समाजक जे कर्तव्य-धर्म अछि ओइमे संग पूरब नीक हएत...।

हो-हल्ला होइत भोर भऽ गेल। किरिणक लाली पूब दिस झलकए लगल। भाय, जखन मृत्युक लहाश देखलौं तखन बिना पार-घाट लगौने घरमुहोँ हएब उचित नहि। बेड-टी-तेड-टी कोन वस्तु भेल जे तइले प्राण छुटि जाएत। मुदा जनानो सभ तँ देखबे-छुबे केलैन, ओ तँ अँगने जेती।

काजो तँ काज छी। चाहे ओ जीवित हुअए आकि मृत्यु सिरपर सवार हेबे करत। जखने सिरपर सवार हएत तखने देहमे फनफनी आनि फुनफुनेबे करत। तहूमे जैठाम लोकक जमघट नै रहल तैठाम, मुदा जैठाम से रहत तैठामक रूतबा तँ आरो दोसरे भऽ जाइ छइ। जेते मुँह तेते जुति। बुढ़-पुरान सभ बैस विचार केलैन जे जगरनाथ बाबाक देख-रेखमे ऐगला काज हएत बाँकी सभ काज केनिहार भेलौं। जे जे जइ-जोकर छी से तेहने काजक भार उठाउ...।

काजक बाँट सुनिते पशुपति भाय बजला-

"हमरा तेज सवारी अछि, बजारक काज करए हम जाएब।"

पशुपति भायकेँ काजमे अगुआइते धाँइ-धाँइ कियो बाँस कटैक तँ कियो साबेक जौड़ बँटैक तँ कियो कुम्हार ऐठामक काज करैक भार उठा चारू दिस विदा भेला...।

समाजो तँ समाज छी जँ अनठौला तँ सुइयो-साँङ्गिपर उठाएब कठिन आ जँ सुढ़िएला तँ केहेन-केहेन बहैत धारक मुँह बान्हि, पानिकेँ रोकि अपन खेत पनिया लइ छैथ।

मोटर साइकिलपर चढ़िते पशुपति भाइक मनमे बाबाक मृत्यु नाचि उठलैन। नाचि ई उठलैन जे परिवारक बीच मृत्यु भेलासँ केते सुगमतासँ सभ काज भऽ रहल अछि। मुदा लगले मन मुड़ि गेलैन। मुड़ि ई गेलैन जे अनेरे नव वस्त्रेक कोन काज छै, अखनो तँ ओहन लोकक कमी नहियेँ अछि जेकरा जीता-जिनगी नव वस्त्रसँ भेँट नै होइ छइ। जखन बाबा मरि गेला तखन जे अपन ओढ़न-पहिरन वस्त्र छैन तहूसँ काज चलि सकैए।

तहूमे फेकलोहो वस्त्र जखन पहिरनिहार अछि तखन अनेरे जराएब केहेन हएत। गाम-घरक लोक कोनो बेजए कहै छै-

“जीतामे गुहाँ-भाता आ मुइलामे दुधा-भाता।”

समाज तँ समाजे छी तइसँ कि कम सरकारो अछि। दस टुकड़ी भेल ट्रेनक लोहाक पहियासँ कटल लहाशकेँ पोस्टमार्टममे लऽ जा बीस टुकड़ी कऽ आरो दुइर करिते अछि।

जाबे बजारसँ कपड़ा आएल ताबे तीनटा बाँस काटि सुतै जोग रंथी बनि तैयार भऽ गेल छल। आगि-कोहाक ओरियान सेहो भइये गेल छल। कपड़ा अबिते बाबाकेँ ओढ़ा चचरीपर चढ़ा जौड़सँ बान्हि देलकैन, आब चारि गोरे कन्हापर उठा गाछी लऽ जेतैन।

अखन धरि कोनो काज सिरपर नै आएल छल तँए बाबे लग बैस देखै छेलौं। अपन भागीदारी चाहै छेलौं मुदा केतौ गर नै लागल। आगूक काज नजैरपर पड़ल। पड़ल ई जे चारि गोरे कान्हपर उठा लऽ जेतैन तइमे संग भऽ जाएब। नमगर-छरगर छीहे। जखन उठबै बेर रंथीक भेल आकि पढ़ुआ काका हमर बाँहि पकैड़ लेलैन। बाँहि पकड़ैक कोनो अरथे ने लगल जे बाँहि किए पकैड़ लेलैन। अखन तँ गाछी जाइक बेर अछि। कहलयैन-

“काका, अखन तक कोनो काज बाबा नीविते नै केलौं हेन, तँए कान्हपर हमहूँ उठाएब।”

जहिना हम कहलयैन तहिना ओ बुझबैत बजला-

“बौआ, अखन तूँ दसमे किलासमे पढ़ै छह, ब्रहमचर्य आश्रमक भेलह, अखन जे काज उपस्थित अछि ओ गिरहताश्रमक काज छी तँए तोरा अधिकार नै बनै छह?”

कक्काक विचार सुनि गुम भऽ गेलौं। जानल-मानल काका छैथ। कहुना भेलौं तँ अखन माध्यमिके स्कूलक विद्यार्थी भेलौं। मुदा मनकेँ तेना बाबा पकैड़ नेने रहैथ जे मनसँ हटबे ने करैथ...।

बजलौं- “काका, अधिकार जेतए छै, तेतए छै, मुदा ऐठाम तँ बाबा-

पोताक सम्बन्ध अछि।”

अनका जकाँ काका तमसेला नहि। असथिरसँ बुझबैत बजला-

“बौआ, तोहर अधिकार अपवादमे रहत। ऐठाम समाजक संग छह, समाज संग छथुन। तोहर परिवार पीड़ित परिवार भेल, ऐ पीड़ाकेँ निमाहैक समाजक काज बनि गेल अछि। तँए ई काज समाजक छिऐन। बिना हुनका विचारे नै करक चाही।”

अपवादक कोनो अरथे ने लगल। पुछलयैन-

“काका, अपवाद की कहलिऐ?”

“अपवाद ई भेल जे एहनो समाज अछि जे रत्ती-बत्ती भऽ टुटि-फाटि गेल अछि। एते तक कि जे एहनो लोक भऽ गेल अछि जे माए-बाप परिवार दिस तकबो ने करैए, सेवा कहाँसँ करत। ओहन परिस्थिति बनब अपवाद भेल। शिष्ट समाज आ अशिष्ट समाजमे दुरी बनि जाइ छै, जइसँ कोनो रीति-नीति विघटित भऽ जाइ छइ।”

पढ़ुआ कक्काक संग गप-सप्प चलिते छल आकि बिच्चेमे छीतन भाय बजला-

“बाउ सिरिस, कोनो काज पहिआ कऽ करब बेसी नीक होइ छै, एना धड़फड़ाइ किए छह, बाबाक पाछू जे छैथ हुनकर काज ने हेतैन। स्कूलो-कौलेजमे नै देखै छहक जे प्रधानाचार्य नै रहने सहायक प्रधानाचार्यक ऊपर भार आबि जाइए। जे उचितो अछि।”

उचित सुनि टोकि देलयैन-

“केना उचित भेल?”

छीतन भाय बजला- “क्रमिक काज ई भेल जे बाबाक नीचाँ जे छैथ हुनकर अधिकार उचित भेल। तूँ ते तेसर सीढ़ीमे भेलह, बीचला दोसर सीढ़ीक काज जखन शुरू हएत तखन क्रमश: तोरो भाँज औतह। ओ भाँज निमाहब तोहर उचित भेल।”

छीतन भायसँ गप-सप्प करिते रही, आगि-कुश-कोहा लऽ आगू-

अगूआ चलैक प्रश्न उठल। मुदा जेना पिताजीकेँ बुझले रहैन तहिना हाथमे लऽ आगू विदा भेला। पाछूसँ चारि गोरे बाबाकेँ कान्हपर उठा विदा भेला। 'राम-नाम सत् है'क आवाज धरतीसँ अकास धरि गनगना गेल।

असमसान पहुँचते बाबाकेँ निच्चाँ उतारि, काजक जुति-भाँतिमे सभ लगि गेला। जगरनाथ बाबाकेँ जेना सभ काज अखिहासले छेलैन तहिना बजला-

"लहाशक बगलमे अछिआ खुनू, दोहरा कऽ लहाश नै उठत।"

सएह भेल। मनमे भेल जे जुआन-जहान छी, कोदरवाहीक काज ऐछे आगू बढ़ि एकटा कोदारि पकड़लौं। मुदा लगले जगरनाथ बाबा मनाही करैत बजला-

"बाउ सिरिस, तोरा बुते नै हेतह?"

पुछलयैन-

"किए?"

कहलैन-

"बेसी कारीगीरीक काज अछिआ खुनब छी, तूँ ने बुझहै छहक जे कोदारिसँ खाली माटि खुनब भेल मुदा से बात नै छै, केते गहींर, केते नमगर-चौड़गर हएत ओ बिना नाप-जोखसँ थोड़े होइ छइ। लहाश समापनक सभ प्रक्रियाक ठौर बनबए पड़ै छइ। तँए तोहूँ एते करह जे सभ कुछ आँखिसँ देखहक। एक तँ काजक प्रक्रिया छी, दोसर मनेक ने बात छी, जँ कहीं घुसुक-फुसुक गेल तँ काज गड़बड़ो भऽ सकैए। यएह सोझ-साझ करब भेल सनातनी पद्धैत।"

जगरनाथ बाबाक मुँहक बात 'सनातनी पद्धैत' सुनि जेना मनमे विद्रोहक विचार पनपल। पनपल ई जे मनुख अपन परिवारक काज अपने सम्हारि लेत तँ की ओ समाज छिड़ियाएले रहत? सभ परिवारकेँ अपन इतिहास छै, जेकरा भीतर जीवनक ऐना छइ। ओइ ऐनामे देखि ओकर विचार हेबा चाही। जैठाम जे गड़बड़ छै ओकरा बुझा-सुझा ने काज

सम्हारब नीक भेल...। मन कनी उफनिये गेल रहए। कुरहैरक काज करए आगू बढ़ि एकटा कुरहैर पकड़लौं। जहाँ कुरहैर पकड़लौं आकि जगरनाथ बाबा रोकैत बजला-

“बौआ, सिरहौना-पतौना नापियौँ-जोखि कऽ आ गरो अँटकारि कऽ बनबए पड़ै छइ। तोरा बुते नै हेतह।”

जँ सोझे मुहेँ कहने रहितैथ जे तोरा बुते नै हेतह, तखन किनौं नै बात मानितिऐन मुदा पाछूमे जे हनुमानी-पुछड़ी लगल अछि- ‘नापि-जोखि आ गर अँटकारि।’

नाप-जोख तँ हाथे-बाँहिक काज भेल, हाथ संगेमे अछि, मुदा गरक अँटकार केना करब, ई तँ नजैरक काज भेल। से कहाँ अछि..?

मन हरैद गेल। हारियो मानब ऐ स्थितिमे उचित नहि। खिसिया कऽ जगरनाथ बाबाकेँ कहलयैन-

“बाबा, हमरो कोनो काज देखा दिअ बैसलमे बाबा धिकारता जे जे बैस कऽ समय बितौत ओ बैसले रहि जाएत आ जे सुति कऽ समय बिताएत ओ सुतले रहि जाएत। तँए जे रातियोकेँ सुति कऽ नै जागि कऽ दिन जकाँ बना काज करत जिनगी ओकरे छिऐ।”

अपन बाबाक बात जखन जगरनाथ बाबा सुनलैन तखन जेना कियो समुद्रक ढोहिपर सँ नहा कऽ आएल होथि तहिना बजला-

“बौआ, तूँ बाबाक लहाशे लग बैस कऽ ओगरवाहि करह। जएह कौआ, गीध, जागलमे काते रहतह वएह आँखि मुनिते पहिने आँखियेपर लोल मारि फौड़ए चाहतह। तँए सचेत भऽ रहब जरूरी छह।”

जगरनाथ बाबाक विचार जेना मनकेँ सिर-सिरा देलक। बिनु किछु बजने-भुकने बाबाक पँजरा लग आबि बैस गेलौं।

ओना, जरबैले कठियारी बहुत लोक गेल रहैथ केतबो काज रहै तैयो किछु गोरे बिनु काजेक रहैथ। चारूकात छिड़िया कऽ बैसलो रहैथ। अजमा कऽ देखलौं तँ बुझि पड़ल जे एते-लोकक बीच कौआ-गीधकेँ केना

हिम्मत हेतै जे एतए आबि बाबाक आँखि फोड़ि देतैन? मुदा लगले मनमे उठल जे मेला-ठेला आकि हाट-बजारमे तँ लोकेक भीड़ रहै छै, तैबीच केना एते-चोरी, पॉकेटमारी होइए? मन ठमैक गेल। चुपचाप बैस ओगरवाहि करए लगलौं।

बाबा लग बैसलाक कनीकालक पछाइत जेना दुनियाँ अन्हार जकाँ बुझि पड़ल। ओना, आँखि तकिते रही मुदा आँखिक रोशनी विलीन भऽ गेल। जहिना कोनो देवालयक सुरता एने डोर लगि जाइत, जे जल्दी-सँ-जल्दी ओइठाम पहुँच दर्शन करी, तहिना मन भेल। होइते ओ बाबा नजैरक सोझ आबि गेला जे दरबज्जापर किछु-किछु पढ़ैओ-लिखैक बात कहै छला आ कोनो-कोनो काजो अढ़ा करबै छला। ओना, जिनगीक अन्तिमो समय धरि बाबाकेँ कहियो बिनु काजे बैसल नै देखै छेलिऐन। काजो तँ सभ रंग होइते अछि, किछु काज जहिना रौद-वसातमे होइए तहिना किछु काज एहनो ऐछे जे घरो-अँगनामे होइए। जखन जेहेन समय तखन तेहेन काज। जँ से नै हएत तँ वएह भेल प्रतिकूलता। प्रतिकुलता ई जे जँ जेठ मासक कड़कड़ाएल रौदमे कियो कोदारि पाड़ए आकि पाथरक टुकड़ा उघैक काज करए तँ ओ प्रतिकूलता भेल। ओना, सभ किसिमक काजक खगता सभकेँ ऐछे, तँए काजकेँ समयानुसार सुतिया कऽ पकड़ब सुतिहारक काज भेल। जँ से नै भेल तँ ओहीठाम लोक भुतिया जाइए। जखने भुतियाएल तखने केम्हर कोन मुहेँ केतए चलि जाएत तेकर ठेकान नै रहि पबैए। मोन पड़ल बाबाक ओ बात जे केता दिन कहने छला-

“बौआ सिरिस, अखन तूँ बच्चा छह, पढ़ै-लिखै छह। पढ़ला-लिखला पछाइत माने विद्यार्थी जीवनक पछाइत पारिवारिक जिनगी शुरू होइए जे जीवनक एकटा मोड़ छी।”

मने-मन पूजाक मंत्र जकाँ ओ मोड़ दोहरा-तेहरा उठल लगल। मुदा की मोड़ छी आ केना ऐ मोड़मे मुड़ी पैसाएब, से बुझिए ने पाबि रहल छी। मुड़ोक तँ केते रूप अछि, केतो राजमुकुटकेँ सुशोभित करैए तँ केतो लुल्हो-नाँगरक माथक शोभा बढ़बैए। केतौ जंगलमे नाच करैए तँ केतौ

लोके मोर-मोरनी बनि चौकी-तोर नाच करैए...।

मुदा ऐगला बात, जिनगीक मोड़क नै बुझि पेलौं। जे बाबा धरतीपर सँ अधडरेड़ गाछपर चढ़ैक बात कहलैन ओ अधडरेड़सँ फुनगियो धरिक कहि सकै छला, मुदा छुटि केतए गेल। की बाबा छोड़लैन आकि अपने छोड़लौं..? मनमे अबिते नजैर घूमल। घूमल ई जे अखन बाबा मृत्युसज्जापर सुतल छैथ, ओगरवाहक रूपमे बैसल छी, दुनू गोरेक बीचक बात, तेहल्लाक जरूरत नै अछि। अपन पनचैती अपने करैक अछि। जेना गाम-घरमे होइ छै जे मुहदुबरा बौहु सबहक भौजाइए भऽ जाइ छै, तेना जँ खनदानक पीढ़ीक बीच करब, ई अन्याय हएत। मोन पाड़ए लगलौं जे कहियो बाबाकेँ पुछबो केलिऐन जे 'बाबा, दू जिनगीक मोड़े ने संक्रमण छी। जेना एक मौसम दोसरमे गर धऽ-धऽ बदलैए तहिना ने जिनगियोक मोड़ एक जिनगीसँ दोसर जिनगीमे बदलैए..?'

मुदा लगले मन ठमैक गेल। ठमैक ई गेल जे मौसम बदलैक पाछू पैछला मौसमकेँ केते अनुकूलता भेटलै आ केते प्रतिकूलता यएह ने ओकर कारक भेल। जेना कोनो पहाड़ी बोनमे कियो भुतिया जाइए, जैठाम एक दिस बड़का-बड़का पहाड़ ठाढ़ रहै छै, तैबीच बाघ-सिंहक बोन होइ, चारूकात पहाड़पर सँ पानि झहरैत होइ, तहिना भेल। मोन पड़ल बाबाक ओ बात-

"बौआ, अखन तोहर मुख काज पढ़ब भेल। पढ़बक माने ई नै भेल जे सोझे किताब पढ़ै छी। पढ़बक माने भेल जे चतरल बर-पीपरक गाछ जकाँ जिनगियो चतरैत चलए।"

मोन पड़िते सौनक मेघ जकाँ आँखि ढबैक गेल। जहिना कोनो चीज लिखैकाल पेनक बोकारसँ कागजपर ढबकि जाइत, जे हल्लुक बोकरानमे तँ नै मुदा नमहर बोकरानमे तँ सभ लिखलाहा दुइरे कऽ दइत...। तहिना भेल।

मोन पाड़ए लगलौं जे एहेन प्रश्नक उत्तर छुटि केना गेल? नबे बर्खक जिनगीक भोगल-परखल अनुभवी बाबा छला। अनेको रंगक प्राकृतिक

प्रकेप- बाढ़ि, रौदी, अन्हर-बिहाड़ि, भुमकमसँ मुकाबला केने छला। पैछला भुमकममे घर कमजोर रहैन, खसि पड़लैन, हालक भुमकममे घर मजगूत छेलैन तँए नै खसलैन। भुमकम तँ ओतबे टा छल। यएह भेल प्रकृतिक बीच जिनगीक खेल...। ओह! अनेरे मन वौआ गेल, बाबार्कें आब नहबै-सोनबैक बेर भऽ गेल। मुदा अन्तिम क्षण जँ अपन सम्बन्ध-सम्बन्धीक पनचैती सोझमे नै कऽ लेब तखन तँ परोछक भोज जेहने होइए तेहने परोछक पनचैती हएत किने? मोन पड़ल बाबाक ओ बात जे कहने रहैथ-

“बौआ सिरिस, जहिना स्कूलमे पढ़ै छह तहिना घरोपर पढ़ह।”

‘घरोपर पढ़ह’ स्मरण होइते मन दरैक गेल। दरैक ई गेल जे जहिना स्कूलक शिक्षक पढ़ल-लिखल छैथ तहिना तँ बाबो छला, मुदा घर-पर नै पढ़ने छुटि गेला। यएह ने अपन गलती भेल। हाथ जोड़ि बाबार्कें कहि माफी मंगलयैन। मुदा केहेन माफी ओ देलैन से तँ जीवित रहितैथ तँ मुहसँ कहितैथ, मुदा...।

मनक बातक विसरजन भेबो ने कएल छल आकि जगरनाथ बाबा आबि बजला-

“बौआ सिरिस, नहाएब-धोब, अंग वस्त्र चढ़ाएब परिवारक काज भेल। जारैन तैयार भऽ गेल, अछिओ सजि रहल अछि, अपन अपन काजमे मुस्तैदीसँ लगि जाउ।”

देखिते-देखिते बाबा अछिआपर सजि गेला। संस्कार पड़ि गेल। देखिते-देखिते बाबा पञ्चतत्त्वमे विलीन भऽ गेला..!

❑

तिथि: 06 अगस्त 2014, शब्द संख्या: 3375

❑❑❑

# जगदीश प्रसाद मण्डलजीक

# रचना संसार

**----------.**

---

1. भैंटक लावा, 2. बिसाँढ़, 3. पीरारक फड़, 4. अनेरुआ बेटा, 5. दूटा पाइ, 6. बोनिहारिन मरनी, 7. हारि-जीत, 8. ठेलाबला, 9. जीविका, 10. रिक्साबला, 11. चुनवाली, 12. डीहक बटबारा, 13. भैयारी, 14. बहिन, 15. घरदेखिया, 16. पछताबा, 17. डाक्टर हेमन्त, 18. बाबी, 19. कामिनी, 20. मौलाइल गाछक फूल, 21. मिथिलाक बेटी, 22. जिनगीक जीत, 23. उत्थान-पतन, 24. जीवन-संघर्ष, 25. जीवन-मरण, 26. मन-मणि, 27. चल रे जीवन, 28. धोब घाट, 29. सासु-पुतोहु वार्ता, 30. बौड़ाएल बटोही, 31. अपनेपर हँसै छी, 32. धोबि पाट, 33. साँझ, 34. सात्त्विक भाव, 35. दिव्य शक्ति, 36. उड़ियाएल चिड़ै, 37. रणभूमि, 38. सान-धार-धारा, 39. पपीहाक गीत, 40. विषधरक बीख, 41. मिथिला केहेन, 42. मौसमक मुस्की, 43. आशा, 44. आँखि, 45. मधुरस, 46. बीआ, 47. महजाल, 48. बाट, 49. डभियाएल डगर, 50. लज्जैत, 51. गीत, 52. गंग स्नान, 53. फनकी, 54. सभ किछु छै जालेमे, 55. गंगा नहाइ, 56. गोधन पूजा, 57. माटिक फूल, 58. झगड़ा, 59. नजैर, 60. कमलाधार, 61. बाल कविता, 62. विभूत, 63. झूठ-साँच, 64. नव दुनियाँ, 65. पुरुषार्थ, 66. सरस्वती वन्दना, 67. भीड़-भार, 68. सरस्वती हमर, 69. अगहन, 70. केना मेटत गरीबी, 71. संघर्ष, 72. साँझ-भोर, 73. समय, 74. जिनगीक मोड़, 75. अकलबेड़ा, 76. धूप-छाँह, 77. माए, 78. साथी, 79. घरक लोटिया बुड़ले अछि, 80. जुग बदलल जमाना बदलल, 81. फँसरी, 82. गरीबी, 83. दबाइए रोग, 84. मुँहक झालि, 85. किछु सीखू किछु करू, 86. पत्नी, 87. चेतन चाचा, 88. पौरुष, 89. घोड़ मन- 1, 90. घोड़ मन- 2, 91. घोड़ मन-

3, 92. घोड़ मन- 4, 93. अलकक चान, 94. शिशवोनी, 95. फगुआ, 96. शील, 97. प्रिय, 98. अपनेपर, 99. डायरी, 100. गाछक रंग बदैल रहल छै, 101. मुँहक हँसी केहेन, 102. झोंक जुआनी झोंकए, 103. बैसले-बैसल नाचि, 104. गुमकीमे वौआए, 105. भूत बनि भुतियाएल, 106. सुखले मे सभ पिछैड़ रहल छै, 107. दीनक दिन केना, 108. कोढ़ पकैड़, 109. जाल समाज, 110. मीत यौ, देहक पानि, 111. आश प्रेम संग, 112. विषय दस, 113. धर्मक फूल, 114. किछु ने करै छी, 115. अपने पाछू, 116. उठी-बैसी, 117. गर-मुड़, 118. मनक बेथा, 119. रहल नै, 120. पकैड़ समय, 121. सतरंग ऐ, 122. दुनियाँक जेहने, 123. चढ़ि अन्हार, 124. एक विष, 125. पेटक ताप, 126. जेहेन मुँह, 127. धार संग नाह, 128. मन मशीन, 129. खट-मीठ, 130. झोंकमे, 131. पबिते पैग, 132. हेल-मेल जाधैर, 133. कौशल जखैन कोसल बनै छै, 134. उमकीमे उमैक, 135. जिनगीक कुंज, 136. सत-चित, 137. स्रष्टाक समग्र रचना, 138. प्रतिभा, 139. मर्म, 140. अधखरूआ, 141. समैयक बेरबादी, 142. पहिने तप तखनि ढलिहेँ, 143. खलीफा उमरक सिनेह, 144. जखने जागी तखने परात, 145. अस्तित्वक समाप्ति, 146. खजाना, 147. उग्रघारा, 148. बेवहारिक, 149. समर्पण, 150. उत्थान-पतन, 151. देवता, 152. पाप आ पुण्य, 153. परख, 154. आलसी, 155. प्रेम, 156. हैरियट स्टो, 157. बुझैक ढंग, 158. श्रमिकक इज्जत, 159. वंश, 160. तियाग, 161. सद्विचार, 162. साहस, 163. बरदास, 164. भूल, 165. धैर्य, 166. मनुखक मूल्य, 167. मदति नै चाही, 168. मेहनतिक दरद, 169. मैक्सिम गोर्की, 170. मूलधन, 171. कपटी मित, 172. भीख, 173. भगवान, 174. एकाग्रचित, 175. सीखैक जिज्ञासा, 176. अनुभव, 177. आसिरवादक विरोध, 178. धर्मक असल रूप, 179. सौन्दर्य, 180. स्तब्ध, 181. एकता, 182. विधवा बिआह, 183. देश सेवाक व्रत, 184. आत्मबल-1, 185. स्वाभिमान, 186. कलंक, 187. बुलकी, 188. भद्रपुरुष, 189. झूठ नै बाजब, 190. आर्दश माए, 191. नारी सम्मान, 192. अनुशासन, 193. सादा जिनगी, 194. विचारक उदय, 195. पुष्ट इकाइसँ समर्थराष्ट बनैत, 196. डर नै करी, 197. आसिरवाद उलैट गेल, 198. रत्न गमेवाक दुख, 199. निशाँ, 200. सामना, 201. शिष्टाचार, 202. ठक, 203. पत्नीक अधिकार, 204. शिनीची सिनेह, 205. सिखबैक उपय,

206. कर्तव्यपरायन सुगा, 207. तस्वीर, 208. मितक प्रयोजन, 209. स्वार्थपूर्ण विचार, 210. संगीक महत, 211. उपहास, 212. महादान, 213. भाग्यवाद, 214. सद्वृति, 215. आश्रम नहि सोभाव बदली, 216. पुरुषार्थ, 217. नैष्ठिक सुधन्वा, 218. सद्गृहस्त, 219. सद्भाव, 220. आलस्य वनाम पिशाच, 221. स्वर्ग आ नर्क, 222. यथार्थक बोध, 223. विद्वताक मद, 224. अनन्त, 225. हँसैत लहास, 226. अनगढ़ चेतना, 227. सत्य विद्या, 228. समता, 229. जेते चोट तेते सक्कत, 230. परिष्कार, 231. कथनी नै करनी, 232. शालीनता, 233. मजूरी, 234. जीवन यात्रा, 235. ज्योति, 236. पवनक विवेक, 237. आत्मबल-2, 238. खुदीराम बोस, 239. शिष्यकेँ शिक्षेटा नै परीक्षो, 240. लौह पुरुष, 241. जंग लगल, 242. जीवकक परीछा, 243. तप, 244. उल्टा अर्थ, 245. जाति नहि पानि, 246. ऊँच-नीच, 247. पागलखाना, 248. केकरो फूल, 249. काज पसैर, 250. धार बीच, 251. फेरो हम, 252. रंगिते काजक, 253. चोरकट चालि, 254. डुमा-डुमी, 255. छाती चढ़ि, 256. ससुरामे जा कऽ धीया, 257. जिनगीक ताक, 258. गोर मुँह, 259. कतरा आम, 260. सुखल पोखरिक, 261. श्रोता कहि, 262. जड़ि जंजालक, 263. उगिते लाज, 264. ओन्हा चालि, 265. गिरैत घर, 266. अना गाहिंस, 267. सुखल पोखरिक, 268. लत्ती जेना, 269. पाटि, 270. गोहि बनि, 271. जेहेन जे, 272. चेत चेता, 273. अन्हर जाल, 274. डायरीक, 275. बरहबट्टू, 276. चोटी छुबए, 277. खेल-खेलाड़ी, 278. ककोड़बा, 279. सोर बनि, 280. सेज-सिंगार, 281. जएह लूरि, 282. जोति हर, 283. हर हलक, 284. कम्प्रोमाइज, 285. नै धाड़ैए, 286. झमेलिया बिआह, 287. बड़की बहिन, 288. रत्नाकर डकैत, 289. भादवक आठ अन्हार, 290. सधबा-विधबा, 291. स्वयंवर, 292. सतमाए, 293. कल्याणी, 294. समझौता, 295. तामक तमघैल, 296. बिरांगना, 297. दोहरी मारि, 298. केना जीब?, 299. नवान, 300. तिलासंक्रान्तिक लाइ, 301. भाइक सिनेह, 302. प्रेमी, 303. बपौती सम्पैत, 304. डंका, 305. संगी, 306. ठकहरबा, 307. अतहतह, 308. अर्द्धांगिनी, 309. ऑपरेशन, 310. धर्मनाथ, 311. सरोजनी, 312. सुभद्रा, 313. सोनमाकाका, 314. दोती बिआह, 315. पड़ाइन, 316. केतौ नै, 317. बिहरन, 318. मायराम, 319. गोहिक शिकार, 320. मातृभूमि, 321.

भबडाह, 322. परिवारक प्रतिष्ठा, 323. फॉगु, 324. लफ साग, 325. तिलकोरक तरुआ, 326. एकोटा ने, 327. धोतीक मान, 328. साझी, 329. सतभैंया पोखैर, 330. न्याय चाही, 331. पनियाहा दूध, 332. कर्ज, 333. परदेशी बेटी, 334. मान, 335. मनोरथ, 336. कियो ने, 337. सूदि भरना, 338. जन्मतिथि, 339. इमानदार घूसखोर, 340. पटियाबला, 341. सनेस, 342. उलबा चाउर, 343. बलजोर, 344. बेटी हम अपराधी छी, 345. बगबाइर, 346. मुइलो बिसेबैन, 347. सड़ल दारीम, 348. चुप्पा पाल, 349. परदेश जेतै, 350. ओज ओझरी, 351. पानि बीच, 352. बंसी धार, 353. जिनगी जखन, 354. राति-दिन, 355. तेहरौनी, 356. गेल उमरिया, 357. कर-करनाम, 358. मनुख कहाँ, 359. चान कौसिकीय, 360. घट-घट, 361. ओल ओड़ि, 362. निरजन वन, 363. हरबाह, 364. हर हलक, 365. सालक विदाइ, 366. मोनि मन, 367. सेड़ाइते, 368. आँखि मिचौनी, 369. अलकक चान, 370. समाज सजल, 371. सभ मिलि, 372. सोच सकार, 373. अबिते अगहन, 374. उपजल खेत, 375. धूल चरण, 376. उनटन, 377. जान विचार, 378. चालैन-सूप, 379. मरम देखि, 380. वेद-भेद, 381. भक-इजोतमे, 382. जेठुआ गरे, 383. निर्जन वन, 384. छगुन्तामे, 385. पड़ल छी, 386. सुआगत की लए, 387. सुआगत अपनेक, 388. वृद्ध केना, 389. समय केर, 390. भगवती गीत, 391. हाल-बेहाल, 392. शीला शील, 393. रंग सियाही, 394. दिन घटतै, 395. उठिते आगि, 396. छप्पर किए, 397. गामसँ किए, 398. बेढब रूप, 399. संग जिनगी, 400. सबहक जिनगी, 401. सुन मैया गे, 402. पकैड़ तान, 403. भोरे कनी जगा देब, 404. पकैड़ पग, 405. संच-मंच रहए कहाँ दइए, 406. ओस बनि, 407. बाढ़िमे सभ, 408. हेराएल-ढेराएल, 409. मीत यौ अहींकेँ कहै छी, 410. अजीब-अजीब, 411. अपने ताले, 412. पग-पग, 413. मीत यौ, 415. निरमोही बौआ, 416. अपना गतिये, 417. भजार यौ, 418. हे बहिनी, 419. हे बहिना, हे दीदी, 420. सुक्खक अतृप्त, 421. नढ़ड़ा हेल हेलै छी, 422. अहीं कहू, 423. चलू उचितपुर देश, 424. कानि कलैप, 425. बुधिये बाट, 426. जुग-जुग, 427. घात लगौने, 428. देहमे नमहर, 429. अपन बल, 430. जीवन धार, 431. लाजे मेटा गेल, 432. खढ़ पोस पानि, 433. परता माटि, 434. शिकारी, 435. जीवन, 436. जिनगीक बीच जिनगी, 437. दिन

रातिक खेल, 438. सतबेध, 439. किछु ने बुझै छी, 440. गुरुत्तर, 441. जिनगीक मोड़, 442. मरहन बाट, 443. कविता, 444. घाट-बाट, 445. चलैत पंखाक, 446. सुमति-कुमति, 447. हँसि हंस, 448. खचरमणि, 449. किसानक देश, 450. भारत, 451. जिनगीक संगीत, 452. सुगति, 453. संगीत, 454. ब्रह बाट, 455. रस्तेमे लसका गेलिऐ, 456. एक दस मंत्र छै, 457. वंचित धार, 458. पाइक मोल, 459. हे दुनियाँक केर भाग-विधाता, 460. कलेससँ कलैशते भैया, 461. चुनौती, 462. मानव गुण, 463. छुटि गेल, 464. मरल घाट, 465. हल्लुक काज, 466. बीघा भरि चास-बास, 467. पट्टा छीमी, 468. बदरीहन, 469. बालि वध, 470. अनेरुआ वन, 471. फँसरी, 472. विचलित मन, 473. गुड़ घाव, 474. एकटा बताह, 475. हुसि गेल, 476. अखड़ा जिनगी, 477. बिटगरहा, 478. बाल गीत, 479. गाछी भुताहि, 480. अंडीक छाहैर, 481. परदेशी, 482. अन्हराएल छी, 483. ओ दिन, 484. सती-वेश्या, 485. दूजा भाव, 486. जीबैले लड़ए पड़ै छै, 487. पगलखना, 488. बाढ़िक सनेस, 489. अगो-लोढ़ा, 490. हथियाक झटकी, 491. रहसा चौरी, 492. बेरोजगारी, 493. लीढ़ी पोखैर, 494. बकरी भेराड़ी, 495. महगी, 496. जरनबिछनी, 497. नव-फल, 498. पू-भर, 499. चौरीक, 500. धनकटनी, 501. किसान, 502. टुटैत जिनगी, 503. कविता, 504. बुड़िबकी, 505. गाछी भुताह, 506. वोनक आगि, 507. बीतल बर्खक विदाइ, 508. संगी, 509. बेथा, 510. धब्बा, 511. पितृपक्षक भोज, 512. ठनका, 513. झपासा, 514. शिवचरन, 515. चौरचनक छाँछी, 516. भरदुतिया, 517. फुसि, 518. चिक्कैन माटि, 519. झारू-बाढ़ैन, 520. मेवाक फल, 521. चपरासी भाय, 522. नोत, 523. लटुआ, 524. एकैसम, 525. सदीक देश, 526. मधुमाछी, 527. जुआनी, 528. तरंग, 529. ऐ पढ़बसँ मुरखे रहितौं, 530. मइटुग्गर, 531. शम्भुदास, 532. फाँसी, 533. कचोट, 534. काँच सूत, 535. बुधनी दादी, 536. खिलतोड़, 537. मुँह-कान, 538. अनदिना, 539. अपन काज, 540. दूरी, 541. पुरनी भौजी, 542. छुटि गेल, 543. काल्हि दिन, 544. अप्पन हारि, 545. कनफुसकी, 546. मुँहक बात मुहेँमे, 547. कनीटा बात, 548. गति-गुद्दा, 549. बिसवास, 550. कचहरिया भाय, 551. गोहाइर, 552. शिवजीक डाक-बाक्, 553. सोग, 554. पनचैती, 555. कनमन, 556.

अजाति, 557. पटोर, 558. फुसियाह, 559. गति-मुक्ति, 560. चौकीदारी, 561. झगड़ाउ-झोटैला, 562. घबाह ट्यूशन, 563. दादी-माँ, 564. पटोटन, 565. मुसाइ पण्डित, 566. भरमे-सरम, 567. देखल दिन, 568. फज्झैत, 569. अकास दीप, 570. बुधि-बधिया, 571. पहाड़क बेथा, 572. उमकी, 573. बजन्ता-बुझन्ता, 574. चर्मरोग, 575. शंका, 576. ओसार, 577. छोटका काका, 578. सीमा-सरहद, 579. रमैत जोगी बोहैत पानि, 580. गंजन, 581. सजए, 582. घटक बाबा, 583. आने जकाँ, 584. दान-दछिना, 585. उड़हैड़, 586. मत्हानि, 587. मेकचो, 588. झुटका विदाइ, 589. मुँहक खतियान, 590. कोसलिया, 591. हूसि गेल, 592. पोखला कटहर, 593. सरही सौबजा, 594. तेरहो करम, 595. डुमैत जिनगी, 596. चोर-सिपाही, 597. दूधबला, 598. टाइपिस्ट, 599. समदाही, 600. बुढ़िया दादी, 601. एक धाप जमीन, 602. ओझरी, 603. मुसहैन, 604. केलवारी, 605. स्वरोजगार, 606. घूर, 607. कनियाँ-पुतरा, 608. वारंट, 609. गामक मुँह फेर देखब, 610. पेटगनाह, 611. जनक हाथे खेती, 612. मूसक घटक, 613. ग्लानि, 614. गरियबैक समय, 615. दोस्ती नै धाड़ैए, 616. कलंक, 617. भभटपन, 618. खाँटी तेल, 619. दोस्ती, 620. ओटघन पाबैन, 621. बौआ कक्काक ढौआ, 622. अठन्नी, 623. गुण, 624. गढ़ैनगर हाथ, 625. सासुरक गारि, 626. खिचड़ी मोछ, 627. पाइक मोल, 628. चोरूक्का झगड़ा, 629. अपसोच, 630. पतझाड़, 631. झीसीक मजा, 632. मति-गति, 633. रिजल्ट, 634. अपन सन मुँह, 635. सुमति, 636. फेर पुछबैन, 637. माघक घूर, 638. खर्च, 639. अखरा-दोखरा, 640. पेटगनाह, 641. बड़की माता, 642. धरती-अकास, 643. बकठाँइ, 644. चैन-बेचैन, 645. हथियाएल खुरपी, 646. अलपुरिया बरी, 647. नीक बोल, 648. सुआद, 649. गंगा नहेलौं, 650. भोँटक गहमी, 651. भँसैत नाह, 652. पान पराग, 653. सिरमा, 654. नौमीक हकार, 655. फोंक मकड़, 656. केते लग केते दूर, 657. अभिनव अनुभव, 658. खोंटकर्मा, 659. किछु ने, 660. झकास, 661. अप्पन-बीरान, 662. सजमनियाँ आम, 663. अर्जुन रोग, 664. गरदैन कट्टा बेटा, 665. नैहराक धाड़, 666. अवाक, 667. पोखैरक सैरात, 668. दनियाँ डाबा, 669. धरम काँट, 670. पल भरि, 671. किरदानी, 672. सगहा, 673. अकाल, 674. उझट बात, 675. कर्जखौक, 676. उनटन,

677. रेहना चाची, 678. बुधनी दादी, 679. अउतरित प्रश्न, 680. हारि, 681. सोनाक सुइत, 682. मरुभूमि, 683. असगरे, 684. पुरनी नानी, 685. कटा-कटी, 686. केते लग केते दूर, 687. गलती अपने भेल, 688. चोरक चोरबती, 689. घर तोड़ि देलिऐ, 690. सजल स्मृति, 691. सनेस, 692. सए कच्छे, 693. एक मुठी घास, 694. करिछौंह मुँह, 695. पुरस्कार, 696. गावीस मोइस, 697. मनकमना, 698. घरवास, 699. समधीन, 700. चापाकलक पाइप, 701. कलम हानि कऽ, 702. लतियाएल जिनगी, 703. गामक शकल-सूरत, 704. जितिया पाबैन, 705. सुखाएल सूरत, 706. भैयारी हक, 707. ठकुआएल भुसवा, 708. खुदियाएल, 709. खटहा आम, 710. ढकरपेँच, 711. असहाज, 712. समरथाइक भूत, 713. विदाइ, 714. खलओदार, 715. मनुखदेवा, 716. उमेद, 717. गलगर भैंस, 718. जाड़ फाटि गेल, 719. सुरता, 720. असुध मन, 721. धरमूदासक अखड़ाहा, 722. ठोररंगू, 723. लगबे ने कएल, 724. उकडू समय, 725. चास-बास दुनू गेल, 726. चौरचनक दही, 727. अपन मन अपन धन, 728. टुटली मरैया, 729. हकार, 730. दहेजुआ गाए, 731. मेटाइत जिनगी, 732. धुर बुड़ि तोरा बजै ने अबै छौ!, 733. लेहाज, 734. विचार हेरा गेल, 735. ओ दिन, 736. उरीन, 737. नहरकन्हा, 738. बटखौक, 739. पसेनाक धरम, 740. जेठुआ गरदा, 741. हँसीएमे उड़ि गेलौं, 742. बुड़िबकहा बुड़िबक बनौलक, 743. हमर बाइनिक विचार, 744. नोकरिहारा, 745. घसवाहि, 746. तेतर भाइक कविता, 747. छूआ, 748. दोसराइत, 749. लछनमान, 750. हमर कोन दोख, 751. मौसी, 752. नटकिया गति, 753. खाए चाहैए, 754. मधुमाछी, 755. दनगर घास, 756. सझिया खेती, 757. मुफतिया माल, 758. मथाहाथ, 759. पहपैट, 760. इजोरिया राति, 761. तीन जुगिया भाय, 762. अँगनेमे हेरा गेलौं, 763. डकरा हाल, 764. जेतए जे हौउ, 765. गठूलाक गारि, 766. कनी हमरो सुनू, 767. गामक बान्ह, 768. गुड़ा खुद्दीक रोटी, 769. सीरक गाछ, 770. हरदीक हरदा, 771. जाम, 772. गण्डा, 773. हाथी आ मूस, 774. मुसरी आ घोड़ा, 775. फलहार, 776. भोरक झगड़ा, 777. क्रियाशील, 778. आइ एम शॉरी, 779. ओऽ होऽ होऽ हूसि गेल, 780. मीनी भ्रष्टाचार, 781. गजपट खेती, 782. समुद्री विद्या, 783. राकशे रहि गेलौं, 784. निनिया देवीक आराधना, 785. बताहे बताह

बनौलक, 786. धोखा, 787. खसैत गाछ, 788. ठूठ गाछ, 789. वैष्णवी भगवती, 790. प्रीगर शत्रु, 791. एगच्छा आमक गाछ, 792. माघ नहाइले जाएब, 793. एक घोंट पानि, 794. एते दिन अपना-ले आब अनका-ले, 795. माइक वचन, 796. पान, 797. आजुक जिनगीक आइ परीक्षा, 798. शुभचिन्तक, 799. करिछौन लाली, 800. मोहरा, 801. अपन पुरखाक डीह, 802. जेना हाथी रही, 803. कठफल, 804. गामे उपैट गेल, 805. झूठे, 806. लाही, 807. परतीहा खढ़, 808. उजगी, 809. हाथक जिनगी, 810. गाछपर सँ खसला, 811. केतौ ने रहलौं, 812. अपने केलहा, 813. बत्तु, 814. कछमछी, 815. गैत-वीध, 816. दियरबा-भैंसुर, 817. एक दिन, 818. दुधियाएल बरखा, 819. गलफूलू, 820. बिटगरहा, 821. आब नइ आगि लगैए, 822. कटौज, 823. बाल बोध, 824. डभियाएल गाम, 825. एकबोलिया दादी, 826. मरियाएल मन, 827. त्राहि-कृष्ण, 828. कन्हा भँट्टा, 829. जिगेसा, 830. गुलेती दास, 831. भोलानाथ बाबा, 832. दुरकाल, 833. कलंक, 834. अड़िकट्टा चोर, 835. बगदल गाम, 836. बत्तीसोअना, 837. कचहरिया रोग, 838. दिन घटि गेल, 839. मुड़ियाएल घर, 840. गामक सुरता, 841. खतियाएल घर, 842. बात-कथा सुनौलक, 843. अनका बेर ओंघी, 844. देव उठान, 845. नमहर घरक चोरि, 846. भोरक सपना, 847. बालमण्डली, 848. धोखा केतए भेल, 849. माघक चाह, 850. भँसियाएल बाल-बोध, 851. माघक घूर, 852. पाही पट्टी, 853. बीरांगना, 854. स्मृति शेष, 855. मनकैँ फुसलबै छी, 856. चहकल विचार, 857. विदाइ-दैछना, 858. बीरांगना, 859. पकिया चेला, 860. कान फुटल कप, 861. वर्थ डे, 862. जानक मोल, 863. गामक कटान, 864. कर्ज, 865. बेटीक लिलसा, 866. अपन गारि अपन दुआरि, 867. बेटीक पैरुख, 868. बेटीक कुभेला, 869. अपन रोपल गाछी भुताहि, 870. बलधकेल कटौज, 871. जारैनक दुख मेटा गेल, 872. पढ़ल सुगा बौक, 873. हरवाहि, 874. क्रान्तियोग, 875. उचितवक्ता, 876. खेतक बँटवारा, 877. विघटन, 878. टुटल मनक जुटान, 879. बाबा बेलेश्वरनाथ, 880. भुतलग्गू आकि भविसलग्गू, 881. मर्माहत, 882. गुणहीन, 883. समझौता, 884. जेकर चुन तेकर पुन, 885. त्रिकालदर्शी, 886. नमहर फेरा, 887. आशापर पानि पड़ल, 888. कोढ़िया सरधुआ, 889. बेटपन, 890. छातीक हार, 891.

उमेरक लेहाज, 892. पैंतीस साल पछुआ गेलौं, 893. इज्जत गमा इज्जत बँचेलौं, 894. पुरान साड़ी, 895. गाम बिसैर गेल, 896. ऐँठ साड़ी, 897. लहसन, 898. किछु ने फुरैए, महिरम, 899. बेर परहक भदवा, 900. सड़क-कातक खेत, 901. दोहरी हाक, 902. पाइक इज्जत, 903. सेहन्ता, 904. राक्षसक झड़, 905. बेरपर, 906. केकरा-ले केलौं, 907. स्वाभिमानी जिनगी, 908. बाबाक बाग-बगिया, 909. अब-तब, 910. अगिलह, 911. कुकुरपन, 912. हेराएल जिनगी, 913. आशापर पानि फेर गेल, 914. देखल दिन, 915. इज्जत उतैर गेल, 916. संकट, 917. एकतीस मार्च, 918. गेल माघ उनतीस दिन बाँकी, 919. बापक चलैत, 920. बेटाक चलैत, 921. प्रवल इच्छा, 922. पंगु, 923. ठका गेलौं, 924. हारि-जीत, 925. पनचैती पनपना गेल, 926. कुघाटक मृत्यु, 927. एक तम्मा सिदहा, 928. कियो ने पुछैए, 929. केकरो कियो ने, 930. गपक पियाहुल लोक, 931. उदय-प्रलय, 932. हमरा नीक नहि लगैए, 933. भारीपन भार बनि गेल, 934. मानसरोवरक यात्रा, 935. करतब, 936. आमक गाछी, 937. अनचोकक अन्हार, 938. अपन बुधियारी अपने खेलक, 939. चटवाह, 940. भगैतिया, 941. अधमरू साँपक फुफकार, 942. यादास्त, 943. हमर मेला चोरि भऽ गेल, 944. गरदैन हलैल गेल, 945. दिवालीक दीप, 946. हारि केना मानब, 947. अप्पन गाम, 948. परिछन, 949. झूठ सपना, 950. जिनगीक अन्तिम फल, 951. चरणबाबूक टैक्सी, 952. पुस्तकालय, 953. विचारभेद, 954. एकरवा बानर, 955. फकीरबा स्थान, 956. रंगमे भंग, 957. खिलतोड़ भूमि, 958. बैगनक बगान बनरा गेल, तूँ मुँह तकै छह, 959. मटरक अजोह दाना, 960. फुइसिक रग्गड़, 961. उखमज, 962. एकभग्गू बेटा, 963. अगुताइ भेल, 964. थैंक्यू पापा, 965. किसुनपुराक हाट, 966. धनखेतीक बैगन, 967. चितवनक शिकार, 968. बुढ़ भेलौं तँ दुइर गेलौं, 969. धुआ साड़ी, 970. राजरोग, 971. संकल्प, 972. एकटा नमहर दुख मेटा गेल, 973. काजक मोल, 974. एतए बसव कठिन अछि, 975. स्वनिर्मित जिनगी, 976. कपटलालक मृत्यु, 977. गामक ढहल समाज, 978. लजगर लोक, 979. खरिहाँन उपैट गेल, 980. पगलपन, 981. छलाननक सराध, 982. छाती बज्जर केलौं, 983. नाँहकमे दोख, 984. सग्गा पिऔज, 985. गाछसँ नमहर फड़, 986. जिनगीमे जान आएल, 987.

जे संग नइ औत ओकरा संग नइ जेबै, 988. चौरस खेतक चौरस उपज, 989. सिकिया नेता, मजदूर दिवस, 990. मुँह खुजिते नाक कटि गेल, 991. जेकरे भर तेकरे डर, 992. ललियाएल चेहरा करियाएल मन, 993. पुरुखक भर, 994. भकमोड़मे पड़ि गेलौं, 995. अपन इमान मरि गेल, 996. गामक रूप बदैल देब, 997. कुभेला, 998. देखौंस, 999. समयसँ पहिने चेत किसान, 1000. काजक मेहपन, 1001. पनरह किलोक कदीमा, 1002. फेर नढ़रो बेल तर जेती, 1003. काजक धुनि, 1004. सोरहामे सुर्रा लगि गेल, 1005. अगराही, 1006. जेकरे-ले चोरि केलौं सएह कहैए चोरा, 1007. भौक, 1008. मनतरक पावर, 1009. हाल-चाल, 1010. अधमरु साँपक डँस, 1011. के मानत?, 1012. दियादीक फेड़, 1013. वाह रे आदत, 1014. कटबी सुइद, 1015. तिलकौआ छत्ता, 1016. अपने जिनगी भार बनि गेल, 1017. कलेश, 1018. गामक आशा टुटि गेल, 1019. आब इज्जत नइ बँचत, 1020. अँगनाक बीरार, 1021. भेँट-घाँट, 1022. कोसा, 1023. दहेजक गाए, 1024. चलती, 1025. तीन बुड़िवान, 1026. एकाधिकारी जाति, 1027. अपन करखन्ना, 1028. लड़कपन, 1029. कुदृष्टि, 1030. हकार, 1031. दलखिच्चड़मे घी, 1032. दोहरी दहार, 1033. पसेनाक मोल, 1034. बुढ़ापा, 1035. पुरना घराड़ी, 1036. जगरनथिया भोज, 1037. कृषियोग, 1038. काजक रोप, 1039. खटसमाद, 1040. जीबठपन, 1041. गोटी लाल, 1042. अपनाकेँ चिन्हैत चलिहह, 1043. दहेज, 1044. जेहेन मति तेहेन गति, 1045. केते लग केते दूर, 1046. अपन कर्तव्य आकि उपकार, 1047. जिनगी भौर भेलह हेन, 1048. वसन्त पंचमी, 1049. चुटका सुतरल, 1050. हारल चेहरा जीतल रूप, 1051. अग्नि परीछा, 1052. आसीरवचन, 1053. दहिबरी, 1054. सघन बन, 1055. हुसैत लोक, 1056. हुसि गेलौं, 1057. झूठक झालि, 1058. दुष्टपन, 1059. रहै जोकर परिवार, 1060. परिपक्व निरलज, 1061. अप्पन काज अपने चिन्हू, 1062. लजाउ काज, 1063. कामधेनु, 1064. जिनगीक कुंज, 1065. सत-चित, 1066. पड़िते पएर पवन पोखैर, 1067. अहाँ किए रूसल छी, 1068. घट-घट घोंट, 1069. जहिना बारह दिन बजै छै, 1070. दुनियाँ घोड़ाएल छै निशाँमे, 1071. बहैल बहील बहिला कहै छै, 1072. हलचल जिनगी हलैस-कलैश, 1073. टकटक ताक, 1074.

भीख मांगि (नचारी) , 1075. बकरी खुट्टी, 1076. अमरा अँचार, 1077. घरे-घरे, 1078. बेटी किए, 1079. मनक भाव, 1080. सिरजन सिर, 1081. कलश पल्लव भरैत रहै छै, 1082. मारी-बेमारी, 1083. हिम-गिरि, 1084. भुवन भुचल, 1085. खुजिते आँखि, 1086. मुड़जन मनुहर, 1087. गोधुलि-बेल, 1088. दौड़ि-दौड़, 1089. चोट-चाट, 1090. चाइन चेन, 1091. दीनक दोख, 1092. सगर समनदर, 1093. चप-चप चपा गेलिऐ, 1094. संगे-संग, 1095. आभा मण्डल, 1096. संग जिनगी खेल होइत एलैए, 1097. नजैर कहाँ बदलल, 1098. देख टराटक पड़ल रहै छी, 1099. माइक माइपन, 1100. इच्छा- 01, 1101. इच्छा- 02, 1102. मन मथनी, 1103. केकरा कहब नवदिन सगुन?, 1104. अप्पन दिन कहिया औतै, 1105. बलकस चास, 1106. अपनेपर हँसै छी, 1107. केकरा कहब नव दिन सगुन, 1108. बन्ध-बन्धन, 1109. नँगरकट घोड़ा, 1110. गीत, 1111. फुलबतिया, 1112. करैलाक फूल, 1113. गिरहकट्टा, 1114. पैछला गणित, 1115. कॉमन सेन्स, 1116. चास-बास, 1117. ढहल गाम, 1118. सघन वन, 1119. मानब धारण धड़ैत एलैए, 1120. नजैर-नजैरमे तफरका भैया, 1121. अपने मन ठकैए, 1122. केकरो गारि सुगारि, 1123. साँझ-भोर, 1124. समाजक बान्ह छेक, 1125. दियादी, 1126. ओइ पोखरिक मानियेँ की?, 1127. नवका बास, 1128. जिनगीमे जे, 1129. हे बहिना केनाकऽ जेबै ओइ, 1130. घरिया, 1131. हे आशुतोष, 1132. मनक फूल, 1133. फूल मनक, 1134. बेकाल-काल, 1135. जेहेन जेकर, 1136. समय-साल, 1137. संग मान-समान, 1138. जेहने शक्तिक रंग रहै छै, 1139. खेल खेलौना, 1140. प्रेमी पिया, 1141. बिसैर गेल, 1142. आबो कनी विचारू, 1143. सुआगत अपनेक, 1144. वृद्ध केना, 1145. समय केर, 1146. भगवती गीत, 1147. आनक बोझ, 1148. अड़कन-मरकन, 1149. हाल-बेहाल, 1150. आजादीक उमंग, 1151. बुधिये भोतिया गेल, 1152. घर-घरा, 1153. जा बौआ, 1154. लत-लत लत्ती, 1155. पीड़ित रीति, 1156. अकार-सकार, 1157. टेनशन बीच पड़ल छी, 1158. आन्ही-अन्हर, 1159. सुफल काज, 1160. सुचिता, 1161. सीमावद्ध जीवन, 1162. कर्ताक रंग कर्मक संग, 1163. जिनगीक हिसाब, 1164. अपना जनैत, 1165. सुदृढ़ जिनगी, 1166. मुराम जगह, 1167. गामक सूरत बदैल

गेल, 1168. दोसर रस्ता नहि, 1169. विचारधाराक भथान, 1170. परिवार बिलैट गेल, 1171. अनचोकक इजोत, 1172. केलहा सभ पानिमे गेल, 1173. पएर तरक धरती डोलि गेल, 1174. जबुरिया कागज, 1175. बेटाक बिआह, 1176. जीवनमे जान आएल, 1177. पोसलाक फल, 1178. अन्तिम परीक्षा, 1179. गाम आब ओ गाम रहल!, 1180. जिनकर जीत तिनकर माला, 1181. नवका लोक, 1182. काजक उत्तर काज, 1183. घरक खर्च, 1184. समाजक भागे, 1185. बाबा हाथक कोदारि हल्लुक, 1186. परिवारक विघटन, 1187. हारल विचार, 1188. मोड़पर, 1189. संकल्प, 1190. अन्तिम क्षण, 1191. परिवारे गजपटा गेल, 1192. समयक थपेड़मे, 1193. की सत्त की फुइस?, 1194. कुभाँज समयक भाँजमे, 1195. देखल गाम, 1196. अपना ले, 1197. तीन धक्का, 1198. अजीब खेल, 1199. नीक ठकान ठकेलौं, 1200. केकरो भरोस, 1201. बाड़ी भेल धनहर, 1202. कुण्ठा, 1203. सुदृढ़ जीवन, 1204. सागवानक बागवानी, 1205. बिनु खुट्टाक गाए, 1206. जीवनक कर्म जीवनक मर्म, 1207. घरैया मूस, 1208. टुटि कऽ खसि पड़लैन, 1209. अवतारवाद, 1210. संस्कार आ संस्कार गीत, 1211. वर्चस्ववादी संस्कृति बनाम हाशियाक समाजक संघर्ष, 1212. अन्तर्राष्ट्रीय मैथिली सम्मेलन गुवाहाटी, 1213. सगर राति दीप जरयक 100म कथागोष्ठीक मादे, 1214. वेब प्रोग्राम, 1215. महाकवि लालदास, 1216. भाय राजनन्दन लाल दासजीक जीवन यात्रा, 1217. मैथिली भाषाक दशा ओ दिशा, 1218. उपन्यासमे ग्रामीण चित्रण, 1219. मनक बात हेरा गेल, 1220. नचैत मोन पड़ाइत गेल, 1221. मौसम बदैल गेल, 1222. दोहरा-दोहरा पुछबे करतै, 1223. भाव-अभाव कुभाव बनैत गेल, 1224. संग छोड़ि पड़ाइत गेल, 1225. मृत्युसजियापर पड़ल विवेक बाबा, 1226. संचरण, 1227. जिनगीसँ प्रेम, 1228. परिवारे बगैद गेल, 1229. जिनगी पिछैड़ गेल, 1230. श्रमहीन, 1231. समुद्रलंघन, 1232. परिवारक भार, 1233. हीन-हीनाइत विवेक, 1234. चेहराक निखार, 1235. भरि मन काज, 1236. विचारे मरि गेल, 1237. मृत्युक भय मेटा गेल, 1238. घरक बात, 1239. अप्पन दलान, 1240. कंजूसपन, 1241. आएल आशा चलि गेल, 1242. अकारण, 1243. अछोप, 1244. अप्पन बेइमानी, 1245. उनटन, 1246. अर्द्धांगिनी, 1247. बहवाँइर, 1248. पाक

मास्टर, 1249. साइंस टीचर, 1250. इज्जत लऽ लेलक, 1251. निसगर पान, 1252. विरोध, 1253. जीवन दान, 1254. बाग-बगिया, 1255. विश्वास पात्र, 1256. विचारक टिटकारी, 1257. लत, 1258. जीवन खटाइमे पड़ि गेल, 1259. कर्ज, 1260. बहादुरी, 1261. हमरो खगता छै, 1242. सपना, 1263. संगे-संग एलौं संगिया मरि गेल हम भुतिआइ छी, 1264. उवाणि, 1265. विचारक प्रबलता, 1266. अपन रचित रचना, 1267. थाहल संगी, 1268. आत्मबल, 1269. विश्वासहीन, 1270. बुलन्दी, 1271. अप्पन साती, 1272. खिच्चड़ि, 1273. भंगतराह कवि, 1274. भंगतराह कवि, 1275. कनियेँ-मनियेँ पूँजी, 1276. पुरुखढौह, 1277. सिमानक झगड़ा, 1278. जिनगी भार बनि गेल, 1279. परिवारक योग, 1280. मनुक्ख खौक, 1281. साहित्यकारक विवेक, 1282. भाषाक बेथा, 1283. बुझबे ने केलिऐ, 1284. जीवनक सम्बन्ध, 1285. गैंचाह लोक, 1286. जिनगीकेँ पटैक भगलौं, 1287. अन्तिम आशा, 1288. गजपट मारि, 1289. कन्हजोड़, 1290. अनहोनी, 1291. होनी, 1292. भवितव्य, 1293. ओसचट बीमारी, 1294. पुत्र परीक्षा, 1295. अप्पन मन बुझाएब, 1296. जड़ौर, 1297. अलोपित, 1298. कुमहरक बतिया, 1299. सिमानक आड़ि, 1300. नब बनक नब फल, 1301. सुमारक, 1302. अन्तिम भेँट, 1303. अनहरिया, 1304. निरन्तर, 1305. शॉर्टकट रास्ता, 1306. अपेछा टुटि गेल, 1307. सुनयना बेटी, 1308. आब नइ जीब, 1309. सेहन्ता सेहन्ते रहि गेल, 1310. धुरफन्ना लोक, 1311. घरदेखी, 1312. बासभूमि, 1313. इज्जतपर पड़ि गेल, 1314. अहीं जीतलौं, 1315. गामसँ गाए उपैट गेल, 1316. भारक बड़बड़िया, 1317. रूपैँ बदैल गेल, 1318. वंशक धर्म, 1319. उपराग, 1320. केकरा भगाउ आ केकरा बसाउ, 1321. खीरा लत्तीमे रोजगार, 1322. टकुआटान, 1323. पोस्टमार्टम, 1324. ऐ सालक नाह बुड़ि गेल, 1325. सामंजस्य, 1326. महींसवारक गाम, 1327. दसअना छहअनाए, 1328. वाह रे हम, 1329. एक जूम तमाकुल, 1330. चपरासीक गाम- जारी...

